**SATBEDH**

*Anthology of Maithili Verse by Shri Jagdish Prasad Mandal*

**ISBN:** 978-93-88811-45-3
**दाम:** 150/- (भा.रु.)

**तेसर संस्करण:** 2023 (पहिल संस्करण: 2018)

**प्रकाशक:** पल्लवी प्रकाशन
तुलसी भवन, जे.एल.नेहरू मार्ग, वार्ड नं.: 06, निर्मली
जिला- सुपौल, बिहार: 847452
**मुद्रक:** पल्लवी प्रकाशन (मानव आर्ट)

**वेबसाइट:** http://pallavipublication.blogspot.com
**ई-मेल:** pallavi.publication.nirmali@gmail.com
**मोबाइल:** 6200635563; 9931654742

**फोण्ट सोर्स:** https://fonts.google.com/,
https://github.com/virtualvinodh/aksharamukha-fonts
**आवरण चित्र:** श्रीमती पुनम मण्डल, निर्मली (सुपौल), बिहार: 847452
**अक्षर संयोजन:** डॉ. उमेश मण्डल

# अनुक्रम

# अपन बल

अपना बले जहिया जीअब
बलगर जिनगी तहिया पेबब।
अपन कल-बल जहिया अपने
तहिया अप-अपन जीवन पेबब।
तहिया अप-अपन जीवन...।
बलो की ओहिना अबै छै
बुधि-कल सिरजए पड़ै छइ।
बुधिकल सिर सीर पकैड़
सिरचढ़ि कहए लगै छइ।
सिरचढ़ि कहए...।

भैया किसान जेकरे देश
सएह परदेशी बनल छइ।
स्वदेश वस्त्र वस्त्राभूषण
सभ दिन कहल करै छइ।
सभ दिन कहल...।

अपन सिर कहिया झँपन-झपत
मनो ने सुगबुगा कहै छह।

मन सुनगुन जा नइ औतह
ताधैर सुतल सुतले रहबह।
ताधैर सुतल...।

अपनाकेँ जगबैत जागह
अपन मन आहूत चढ़ाबह।
अपना-अपनी, अपना-अपना
माघ गंग नहान करह।
माघ गंग...। ●

# जीवन धार

सतदल समतल बीच धरा
अगम-सगम धार बहै छइ।
एक दल, दू दल बनि-बनि
सतदल धार सिरजन करै छइ।
सतदल धार...।

घरे-घर जातिये-जाति
टोले-टोल बटमारि करै छइ।
अपना अपनी अपना पाछू
दिन-राति घटमारि करै छइ।
दिन-राति घटमारि...।

समाजक बीच हम आ कि
हमरा बीच समाज बसै छइ।
कियो अपनाकेँ कहि समाज
शील-सुशील समाज कहबै छइ।
शील-सुशील समाज कहबै छइ।
तँए की कुशीलो-शील

अपनाकेँ अनभुआर कहै छै
कुशील-सुशील बीच कुवेद
हाथ ससारि-ससारि कहै छइ।
हाथ ससारि-ससारि कहै छइ।

जे हँसैत पानि पनिवट पेब
से शील-सोभाव गुण-गान करै छइ।
हँसि-कानि कि कानि हँसि से
शील-गुण सिर्जमान करै छइ।
शील-गुण सिरजन...।

शील-शीला श्रीखण्ड बनि
शील-गुण सिर तानि कहै छइ।
बिनु शील गुणे धार ओहने
बलुआ मरा मुर्दघाट बनै छइ।
बलुआ मरा...। ●

## लाजे मेटा गेल

लज लजबिजी बनि-बनि
लजे-लज विरहाइत गेलौं।
कहियो विरह वेद बुझि
तँ कहियो विरहे रसा गेलौं
मीत यौ, लाजे मेटा गेलौं।
रसल-भसल पछुआ पछाइत
उनैट पछुआ ताल देखलौं।
अपन हाल बेहाल बुझि
आनक खुश-हाल देखलौं।
देखि-देखि लाजे पड़ा गेलौं
लाजे मेटा गेलौं...।

लाज काज संग काज लाज
दुनू लाजे-लाज चलैए।
एक-दोसरकेँ निरलज कहि
अपने निड़जल बनैत कहैए।
आँखिक बीझ मेटा गेल
लाजे मरा गेल, काजे मेटा गेल

रसि-रसि, भसि-भसि
ओर-छोर बिनु घटिया पेलौं।
राम रमैया आकि सीता रमैया
अरवन धरि बुझबे ने केलौं
विचारे हेरा गेल, लाजे मेटा गेल।

खिआइत-खिआइत खिआ, मीत यौ
मनसम्फे मन खिया गेल।
सुलाज-कुलाज बीच जिनगी
भुखक-लाजे भूखे मेटा गेल।
लाजे हेरा गेल, लाजे मेटा गेल। ●

# खढ़ पोस पानि

समय तँ समैये छी
किनका पुछबैन समैयक हाल।
सभ अपने हाले हला
मने-मन होइछ पेमाल।
मने-मन होइछ पेमाल।

एक तँ बरखा मास ठकैए
खढ़ पोसा अगिमुत्तू करैए।
सामी-कौनी लतड़ा-चतड़ा
खेतक उपजा दहन करैए।
खेतक उपजा...।

अगिलह आगि लग-लग लगा
नरम-नरम घास कहबैए।
अगियाह-नरम रहितो मुदा
खेतक उपजा दहन करैए।
खेतक उपजा...।

गेल किसनमा खेत डहिया
घर-वार उसरन करैए।

देशी भाय परदेशी बनि-बनि
हाल-चाल किसान पुछैए।
हाल-चाल... । ●

# परता माटि

परता माटि जहिना पड़ल-पड़ल
परता-परती नाम धड़ैए।
तहिना कर्मखौक मनुख सेहो
परती मन निरमित करैए।
परती मन निरमित करैए।

उस्सर माटि जहिना ऊर्वरकेँ
उपजवान नहि बना पबैए।
तहिना ऊर्जहीन मनुख सेहो
ऊर्जावान नहि कहा सकैए।
ऊर्जावान नहि... ।

ऊर्जश्वीक ऊर्जश्व गति उजैक
अणु-मनु-कणु कहा सकैए।
मुदा वएह अणु-कणु मनु
कनकना-कनकना कहैए
कनकना-कनकना... ।

जाबे परता जाबे परती
पचतावा पछाइत पबैए

गर्भ-संक्रान्ति हँसि-हँसि
सेर-बरबैर सभ कहैए।
सेर बरबैर... । ●

# शिकारी

जे शिकारी जेहेन सिकर लऽ
शिकार ताक ताकए निकलैए।
जेहने सिकर तेहने शिकार
घुरि शिकारी घर अबैए।
घुरि शिकारी...।

रंग-रंग सुरंग रंग
कुरंग, बदरंग सेहो विचड़ैए।
कुरंग-सुरंग बीच बिचमानि
मानि बदरंग रंग चढ़ैए।
जे शिकारी जेहेन...।

जुग-जुगसँ कुरंग-सुरंग
मैल-मैल मलयुद्ध करैए।
कहियो हरिश्चन्दक हीय हरण
तँ कहियो डोम घर बसबैए।
कहि-कहि रत्नाकर कहियो
रमण रामायण रमैत रचबैए।

तँ कहियो द्वापर दुर्योधन कहि
रास व्यास गीता कहबैए।
जे शिकारी जेहेन...। ●

# जीवन

जखने जन जनजीवन तकै छै
तखने बट-घट उपकए लगै छइ।
कोनो बटिया बढ़िया बनि
तँ कोनो घटिया घाट घटै छइ।
कोनो घटिया घाट घटै छइ।

घटिया-बटिया वाणि बीच
सभ-दिना घर्ष-घर्षन एलैए।
ओही घर्ष-घर्षण बीच जीवन
संघर्षवान सेहो जनमैत एलैए।
संघर्षवान सेहो...।

कुघर्ष-सुघर्ष बीचो-बीच
रणभूमिक बाजा बजैत एलैए
रने-रन, बने-बन विचैड़
संघर्षशील जीवन पबैत एलैए
संघर्षशील जीवन...।

दुनियाँ-दुनियेटा नहि ने
दून-दुनियाँक रंगमंच सेहो छइ।

रंगमंचे केर ने अपन बेथ-बेथा
रणभूमि सेहो निरमै छइ।
रणभूमि सेहो... ।

जखने रणभूमि बीच जिनगी
हाथ अस्त्र माथ शस्त्र अबै छइ।
जेकर जहैन जेहेन जीवठगर
से तेहेन जीवन गढ़ै छइ।
से तेहेन जीवन... ।

जिनगी-जिनगीक बीच जीवन
अकास-पताल निर्माण करै छइ।
एक जीवन उड़ै अकास
तँ दोसर पताल माटि छुबै छइ।
दोसर पताल माटि छुबै छइ।

अकास पताल बीच विचार
विचैड़-विचैड़ विचरण करै छइ।
रस्सा-कस्सी करैत-करैत
क्षितिज सीमा छुबै लगै छइ।
क्षितिज सीमा छुबै... ।

छुबिते दुनूक क्षितिज मीतिज
मन-मन मुस्की मारि कहै छइ।
भैया जीवन, हइया जिनगी
आँखि मिला देखए लगै छइ।
आँखि मिला देखए...। ●

# जिनगीक बीच जिनगी

जिनगी जिनगीक बीच जिनगी
जिनगी अपन जीन गबै छइ।
एक जिनगी ओहन जिनगी
जे जिनगीकेँ कानि कहै छइ।
दोसर जिनगी ओहन जिनगी
जे जिनगीकेँ हँसि कहै छइ।
जिनगी-जिनगीक बीच जिनगी
जिनगी अपन जीन गबै छइ।
हँसैत जिनगी कनैत जिनगीकेँ
कानी हँसनी हँसी करै छइ।
हसन हँसि कनन कानि
कन-मन हँसनक गीत लिखै छइ।
गीत-मीत संग-संग जिनगी
अपन विरहाएल-बेथाएल भाव कहै छइ।
जे जिनगीक जेहेन करनी
से तेहेन धरणी धड़ै छइ।
जिनगी जिनगीक बीच जिनगी
जिनगी अपन जीन पबै छइ।

हँसीक गीत सुनियौ जिनगी
करवनो हँसपन तँ करवनो मजपन
अदैल-बदैल बुझैत रहै छइ।
हसिया हाथ उठ-उठ उठा
हँसि कानि, कानि हँसि कहै छइ।
हँस-हासिनी हास हंस हँसि
हँसी-कनीक भाव कहै छइ।
हँसी-कनीक भाव कहै छइ।
जे जिनगीक जेहन जेहेन
से तेहेन वसभूत बनै छइ।
जिनगी-जिनगीक बीच जिनगी
जिनगी अपन जीन गबै छइ। ●

# दिन रातिक खेल

अपने हाथक खेल मीत यौ
अपने हाथ खेल।
संगे-संग दुनू चलैए।
इजोत-अन्हार बनैत रहैए।
हँसि-हँसि कानि-कानि
पटका-पटकी करैत रहैए।

एके गाछक डारि छी दुनू
सुफल-कुफल फड़ैत रहैए।
रस रंग सुआद गढ़ि-गढ़ि
तीत-मीठ बनबैत रहैए।
अपने हाथक खेल मीत यौ
संगे-संग खेलैत रहैए।

लपैक-लपैक केतौ-केतौ
इजोत-अन्हार दबैत रहैए
पीट्ठी चढ़ि पीठिया-पीठिया

ऐरावत सजबैत रहैए।
तँए कि अन्हार हारि मानि
हरदा कहियो कबूल करैए।
जहिना झपैट बिलाइ बाझकेँ
जिनगीक खेल देखबैत रहैए।
अपने हाथक खेल मीत यौ।
संग मिलि...।

मंत्र एक रहितो दुनूक
विधा दू कहबैत चलैए।
विधि-विधान रचि-बसि दुनू
गद्य-पद्य गढ़ैत रहैए।
चढ़ि गाछ तनतना-तनतना
गीत-कवित्त सुनबैत रहैए।
ताना दऽ दऽ बिहुसि-बिहुसि
मारि तानि हँसि-हँसि कहैए।
एके गाछक खेल मीत यौ।
संगे मिलि...।

बजा पीहानी नाचि-नाचि
रंगमंच दुनियाँ सजबैए।

कण्ठ कोकिल कवित्त कवि
कविकाठी बजबैत रहैए।
केतौ ने किछु छै दुनियाँमे
मन मानव गढ़ैत चलू।
मानव मनुख खरादि-खरादि
राति-दिन बनबैत चलू।
अपने हाथक खेल मीत यौ
हाथ-हथियार बदलैत चलू। ●

# सतबेध

सत् केर शक्ति जगैछ भूमि रण
उठि-मरि, मरि उठि, उठि कहै छइ।
कंज-निकंज पुरुष परीछा
असत्-सत् सुसत् बनै छइ।
आदिये आदिसँ दादी-नानी
सतबेध खिस्सा कहैत एली
वेद-पुराण सिर-सजि मणि
दिन-राति सुनबैत एली
भरल-पुरल पोथी-पुराण
सत्-बेध जिनगी भरल-पुरल छइ।
करवनो जोगीक जोग बेधि
तीन सत् वाण रटै छइ।
काल कुचक्र चक्र सुचक्र
वाण बेधि मारैत रहै छइ।
वाण वाणि नारी-पुरुष बीच
सारी शक्ति सजबैत रहै छइ।
मिथिला मर्म माथ तरवन

मथि-मथि माथ मिलबै छइ।
दान सतंजा बाँटि-बिलैह
जिनगी सफल करैत कहै छइ।
चक्री-कुचक्री वाण बनि वन
चालि कुकुर धड़ैत एलैए।
जिनगीक जुआ पकैड़-पकैड़
पछुआ पाट बिलहैत एलैए।
पाटि-पाटि पटिया-पटिया
पटिया धरती बिछबैत एलैए।
नरि गोनैर गमार कहि-कहि
तर-उपरा रंग चढ़बैत एलैए।
चिक्कन-चुनमुन चुनचुनाइत देखि
लोल-बोल बतिआइत एलैए।
मन-मानूख फुसला-पनिया
मनु-मानव कहैत एलैए।
बाणि मोड़ि पकैड़ पग
जंगल नाच देखैत एलैए।
भ्रमर रूप सजि-धजि-धजि
भौं-आँखि चढ़बैत एलैए।
फूल कमल बसोबास कहि
कमल दहल दहलाइत एलैए।

दोबर-तेबर दस-बीस कहि
सत् शून्य भरैत एलैए।
सैंया-निनानबे मंत्र रचि बसि
अस्सी-खस्सी बनबैत एलैए।
बर्जित तन कहि-कहि
मानव-मन रचैत एलैए।
खस्सी-बकरी रूप देखि-देखि
मासु खून पीबैत एलैए।
लंका दर्शन पूर्व राम
वाण समुद्र पकड़ैत एलैए।
सत्-बेध पाथर पकैड़-पकैड़
सेतु बान्ह बनबैत एलैए।
सेतु बान्ह बनबैत एलैए। ●

# किछु ने बुझै छी

के केकर हित के केकर मुद्दै
दिन-राति देखैत रहै छी।
गरदेन पकैड़ जे कानए कलपए
पकैड़ गरदेन तोड़ैत देखै छी।
किछु ने बुझै छी।
हित बनि मिलि संग चलैए
मुद्दै बनि-बनि लड़ैत रहैए।
सोझमतिया चालि पकैड़-पकैड़
झाँखुर-बोन ओझराइत रहैए।
डारि-डारि, पात-पात
देखैत रहै छी
किछु ने बुझै छी।
छत्ता-मधु दुनू बसि-बसि
विष मधु गढ़ैत रहैए।
हित मुद्दै बनि-बनि दुनू
राति-दिन झगड़ैत रहैए।
देखि छगुन्ता पड़ल रहै छी

किछु ने बुझै छी।
संग मिलि पाथर तोड़ए जे
पाथर ऊपर फेकैत रहैए।
पाथर मन गढ़ि-मढ़ि
पाथर बुझि देखैत रहैए।
पथ पथराएल देखैत रहै छी
किछु ने बुझै छी।
आगि चढ़ि अन्न जहिना
पथरा पाथर बनैत रहैए।
जीवन दाता कुहैक-कुहैक
पेट पाथर बनैत रहैए।
विस्मित भेल बिसबिसाइत रहै छी
किछु ने बुझै छी। ●

# गुरुत्तर

गुरुत्तर भार भरैसँ पहिने
गुरुत्तर पाठ पढ़ए पड़ै छइ।
सरि-सरि सेरिया-सेरिया
सिर सटि सजए लगै छइ।
बून-बून बुन्नी पकैड़-पकैड़
धड़ि-धड़ि धारण करै छइ।
धड़ैक-धड़ैक धड़-धड़धड़ा
गति गीत मीत गबै छइ।
गुरुत्तर पाठ पढ़ै छइ।

शिवगंगा पकड़ैसँ पहिने
माटि पत्थर बनए लगै छइ।
पर-परियास रचि-बसि
राति शिव रचबए लगै छइ।
एक-एक जोड़ जोड़ि पजेबा
महल ताज सजबए लगै छइ।
गुरुत्तर पाठ पढ़ए पड़ै छइ।

पकैड़ बाँहि अक्षर ब्रह्म
वन-उपवन सजबए लगै छइ।
अक्षर-ब्रह्म मिलि बैस
शक्ति शिव सजबए लगै छइ।
अहित-हित-सहित पकैड़
मन साहित्य सिरजए लगै छइ।
मन साहित्य सजबए लगै छइ। ●

# जिनगीक मोड़

पाइन बनि पाथर जखन
धरा-धार धारण करै छइ।
घाट बाट बनि-बनि तखन
जिनगीए जकाँ चलै छइ।
जिनगीए... ।

उठ उठि पहाड़ जइसँ
सएह ने सागरो सिरजै छइ।
अपना-अपनी नाओं गढ़ि
एक पहाड़ सागर-दोसर कहै छइ।
दोसर सागर... ।

नद-नद नदी निरमि जेना
निर्जल-निर्मल घट पबै छइ।
चलैत बाट-बटोहियो तहिना
जन-जन जिनगीक मोड़ पबै छइ।
जन-जन जिनगीक... ।

पबिते मोड़ मन मरु-तरु
राग-विराग राह रमैत रहै छइ।
एक मन मरियाएल मोड़
दोसर फल तरुवर पबैत रहै छइ।
दोसर फल तरुवर पबैत रहै छइ।

जोड़-मोड़ मन जोड़ि-मोड़ि
राग-रागीन राग पबैत रहै छइ।
जएह नद-नदी नीर निरैम
सएह चलन-सारिक भाव बुझै छइ।
सएह चलन-सारिक भाव बुझै छइ।

प्रेम-प्रेमी पथ पथिक पेब
प्रेमस्पद रम रमैत रहै छइ।
राग-रागीन राग अलैप-सलैप
रंग-रभस रभैस चलैत रहै छइ।
रंग-रभस... ।

तेतबे नइ यौ भाय सहाएब
दोसर खेल सेहो दुनूक छइ?
एक बरखा एक बाढ़ि बनि-बनि

बरखा-बाढ़िक पानि कहै छइ।
बरखा-बाढ़िक... ।

गामक-गाम दहा-भसा
उस्सर-उर्वर माटि सजै छइ।
हाथ-निहाथ ठकुआ ठमैक
वाणि जिनगीक बनि चलै छइ।
वाणि जिनगीक... ।

वाणियो की हल्लु–फल्लु
अकास-पताल एक करै छइ।
कियो दहि कियो भसि
पानि बीच पाथर कहै छइ।
पानि बीच... ।

की कहब यौ भाय सहाएब
मने मड़ियाएल छी।
तने तरियाएल छी।
घरे घुड़ियाएल छी।
देहे दहियाएल छी।
धने धनियाएल छी।

बुधिये बुधियाएल छी।
पएरे पिड़ियाएल छी।
चालिये चलियाएल छी।
जिनगीए जड़ियाएल छी।
जिनगीए...! ●

# मरहन बाट

मरहन बाट बटोही जहिना
गरदा-बाउल चटैत चलैए।
कजियाएल जिनगियो तहिना
कबजियाएल विचार धड़ैत रहैए।
कबजियाइत विचार विचैड़-विचैड़
कबजाएल लीख धड़ैत रहैए।
लीखे-लीख सिख पकैड़-पकैड़
कबजियाएल जिनगी जीबैत रहैए।
कबजियाएल जिनगी जीबैत रहैए।

जखने कबजियाइत जिनगी
तखने कबजी बाट धड़ैत रहैए।
कबजी-एबजी मिलि-मिलि
एवजी कबजी बनए लगैए।
एवजी कबजीक बीच जिनगी
जन-मन-धन धड़ैत रहैए।
धरिते जन-धन-मन
वृत्ति-कुवृत्ति वृत्त बनबैत चलैए।

वृत्ति-कुवृत्ति वृत्त बनबैत चलैए।

कुवृत्ति वृत्ति चित्र बनि-बनि
रूप समाज सजबैत चलैए।
दृश्य-अदृश्य, अदृश्य दृष्टिक
धार रूप धारण करए लगैए
धरिते रूप धार धरिया
धैड़ धीर महार सटैत चलैए।
धार-महार महैर महि-महि
रंग समाज चढ़बैत चलैए।
रंग समाज चढ़बैत चलैए।

चढ़िते रंग समाज संग
निखार रूप निखरए लगैए।
परेखनिहारो निखैर-परैख
गति-विधि समाज देखए लगैए।
जेहने गति-विधि समाजक
तेहने शीलो शील बनैए।
मन मन्दिर बैस पुजारी
यज्ञ पूजाक पूर्ति करैत रहैए।
यज्ञ पूजाक पूर्ति करैत रहैए। ●

# कविता

अपना-ले सभ जीबै-मरै छी
अपने-ले जीबैक लूरि सीखू
अपने-आन आनमे अपने
सम-समदाउन गाएब सीखू।
अपना-ले सभ...।

सम-समदाउनिक गति मतिये
दिन, दिन-चरिया बनाएब सीखू।
दिने चरिया चरिये दिनक
दिन-चरिया चलाएब सीखू।
दिन-चरिया...।

सभ चाहैए आगू दौड़ी
दौड़-दौड़ीक रूप बनाएब सीखू।
दौड़ा-दौड़ी करैत-करैत
कुदि समुद्रक टपान सीखू।
कुदि समुद्रक टपान...।

शिष्टे इष्ट इष्टे अनिष्ट
रावणलंका बनाएब देखू।
हनुमान ते बानरे-भालू
ओइसँ लंका जराएब सीखू।
अपना-ले सभ जीबै-मरै छी
अपने-ले जीबैक लूरि सीखू।
अपने-ले...। ●

# घाट-बाट

जिनगीक घाट-बाट बन बनबै
समय बिसरजन करए पड़ै छइ।
भेटैत अतीतक तम तत मणि
भव-भविस निरमए लगै छइ।
भव-भविस... ।

भविते भविस भव भग-जोग
जग-मग ज्योति जगए लगै छइ।
केतौ भुक-भुक भग-जोगन
तँ केतौ मणि मन मनय लगै छइ।
केतौ मणि मनय... ।

जखने मन-मणि हबैस-तपैस
लील-सलील भरए लगै छइ।
भरिते लील-नील बनि बन
नीलमणि रूप निखरए लगै छइ।
नीलमणि रूप... ।

निखैरते रूप-रंग सजि धजि
तीर-नीर तीरपीत तरए लगै छइ।
शिव-शम्भु दान-मान मन
घट-घट घोंट घोंटए लगै छइ।
घट-घट घोंट घोंटए लगै छइ।
जिनगीक घाट-बाट बन बनबै
समय विसरजन करए पड़ै छइ। ●

# चलैत पंखाक

चलैत पंखाक ब्लेड जेना
बुझि नहि पेलौं जिनगी।
गतिये संग मतिमानि मानि
देखि नहि पेलौं जिनगी।
देखि नहि पेलौं जिनगी।
चलैत पंखाक...।

की चदरे ब्लेड छी हमहूँ
आकि जीवित मनुख छी।
भेद भेदि नहि भेद पेलौं
ब्लेड पंख बनल छी।
ब्लेड पंख बनल छी।
चलैत पंखाक...।

हटल-सटल तीनू ब्लेड
लगल पेंच जोड़ाएल छी।
असगर असगरूआ रहितो

संग-संग संगियाएल छी।
संग-संग संगियाएल छी।
चलैत पंखाक...।

खोलि खालि जखन तीनूक
तीन तीनूकेँ देखै छी।
हटल-सटल रहितो रहैत
मीलि संग चलियाइ छी।
मीलि संग चलियाइ छी।
चलैत पंखाक...। ●

# सुमति-कुमति

सुमति-कुमति मध्य मन जीवन
जिनगीक धार धड़ै छइ।
जे घटवार जेहेन घटवारि
तेहने घाट पबै छइ।
मीत यौ, तेहने... ।

सुगति-कुगति गति समति
सम-सम समति साम गबै छइ
साँझक साँझ तर तार बनि
भोर भुरुकवाक तान तनै छइ।
भोर भुरुकवाक... ।
जे घटवार जेहेन घटवारि... ।

कुमति कुगति गति गत गतिया
गम-गम गमैत गम गमै छइ।
अन्त-अन्त अन्तहीन अन्त
पीड़ित-पीड़ाक पीड़ पबै छइ।

पीड़ित पीड़ाक... ।
जे घटवार जेहेन... ।

जीवनक जीन जन-मन जनैम
जन-गण मंगल गान गबै छइ ।
हीन-हीन हीनिया-हीनिया
हहैर-हहैर हर हार सजै छइ ।
हहैर-हहैर हर... ।
जे घटवार जेहेन घटवारि
तेहने घाट पबै छइ ।
मीत यौ तेहने घाट पबै छइ । ●

# हँसि हंस

हँसि हंस हंसा हँसि हँसा
दूध-पानि बिलगा कहै छइ।
दूध-फूल पानि-मानि कहि
गुण गुणा गुण गुनै छइ।
गुण गुणा गुण गुनै छइ।
हँसि हंस...।

हँसि-हँसि हीय हीया-हीया
बोल-लोल धड़बैत कहै छइ।
अन-धन-मन सम समा
धड़-धरती धड़ैत रहै छइ।
धड़-धरती धड़ैत रहै छइ।
हँसि हंस...।

उड़ि-उड़ि उड़िया उड़िया
हीय धरती बकसैत रहै छइ।
अश्रुकण मणिकण मढ़ि

नीरा नीर निरबैत रहै छइ।
नीरा नीर निरबैत रहै छइ।
हँसि हंस...।

नीर-क्षीर आकि क्षीर-नीर
रूप अपन सजबैत रहै छइ।
शान्त प्रशान्त कहि केकरो
केकरो सागर क्षीर भरै छइ।
केकरो सागर क्षीर भरै छइ।
हँसि हंस...। ●

# खचरमणि

खचरमणि खच-खच खचा
खचरचालि चलैत रहै छइ।
रसे-रसे रस्ते-रस्ते
मुनि खचरपन काज करै छइ।
मुनि खचरपन काज करै छइ।
खचरमणि...।

अकाजक खुरपी छीनि-छीनि
घुचि-घुचि घुचघुचबैत रहै छइ।
परिते पानि फुहार अखारक
खच्चा–खुच्ची बनबैत रहै छइ।
खच्चा–खुच्ची बनबैत रहै छइ।
खचरमणि...।

बनिते खच्चा बाट-बटोही
छोड़ि-छोड़ि कतियाइत रहै छइ।
लगक बिरह बेथा बिसैर

कोइली कूक धड़ैत रहै छइ।
कोइली कूक धड़ैत रहै छइ।
खचरमणि...।

बाट-घाट पग-पग पकैड़
खेल बटबारि खेलैत रहै छइ।
हँसि-हँसा मन-मनिया
खचरक गीत गबैत रहै छइ।
खचरक गीत गबैत रहै छइ।
खचरमणि...। ●

# किसानक देश भारत

किसानक देश भारत आकि
भारत देश किसानक कहबैए।
हरल-भरल हरितम धरती
साज-श्रृंगार सजैए।
मीत यौ, देश किसानक कहबैए

अपने घरमे अपने हेर हेरा
चीन-पहचीन बिसरैए।
अपन खेत-खरिहाँन छोड़ि-छाड़ि
बाजारक रूप सजबैए।
मीत यौ, देश किसानक कहबैए

खेती विहीन खेतिहर जहिना
भीख बिनु भीखमंगा कहबैए।
केतऽ जेबह की करबह भैया
साँझ-भोर कानि-कानि कहैए।
मीत यौ, देश किसानक कहबैए
मीत यौ, देश किसानक कहबैए। ●

# जिनगीक संगीत

जखने पैरक गति जगैए
तखने जिनगी गतिमान बनैए।
जखने जिनगी गतिमान बनैए
तखने गति गीत संगीत बनैए।
तखने गति... ।

जगिते गति मति मंत्र पकैड़
गति मतिक बीच विचड़ए लगैए।
विचरणक बीच विचैड़-विचैड़
विवेक बुधि विचारवान बनैए।
विवेक बुधि... ।

बनिते विचरवान विचारक
शील-सुभाव सिरजए लगैए।
सिरैजते शील सिल-सिला
सुभाव शील शुभ-शुभ लगैए।
सुभाव शील... ।

शुभे-शुभ सुभाव भाव बनि
भाव-सुभावक संग चलैए।

कुभाव भाव तियागि-तियागि
भाव-कुभाव बिसरए लगैए।
भाव-कुभाव...।

होइते विसरन विष कुभावक
विष कुविचार मरए लगैए।
जेते मरए विष कुविचारक
तेतबे सुविचार उठि चलैए।
तेतबे सुविचार...।

उठिते सुविचार सुशील शील
जगि-जगि जिनगी गीत गबैए।
रागे-राग अलैप-अलैप
गीत जिनगीक संगीत बैनए।
गीत जिनगीक...।
जखने पैरक गति जगैए
तखने जिनगी गतिमान बनैए।
जखन...। ●

# सुगति

सुमति-सुगति करूआएल मन
जिनगी धारक रूप रूपै छइ।
जे घटवार जेहेन घटवारि
तेहने घट-घट घाट पबै छइ।
तेहने घट-घट...।

सुमति-सुगति गतिआएल मन
सम-सम शाम गबैत रहै छइ
शामक साँझ तर तार बनि
भोर भुरुकवाक परात गबै छइ।
भोर भुरुकवा...।

सुमति-सुगति गति गीत बनि
गम-गम गान गबै लगै छइ।
अन्त-अन्त अन्तहीन अन्त
पर पीड़ित पीर बनए लगै छइ।
पर पीड़ित पीर...।

जीवनक जीन जन-मन जनमि
जन-गण मंगल गान गबै छै

हीन-हीन हीनिया-हीनिया
हरिहर हरिक हर-हरै लगै छइ।
हरिहर हरिक...। ●

# संगीत

गत-मत मीत मनुज मन
मन-मन्दिर भव भवन बनै छइ।
जखने मन भवन भवि
देव-दनुज मीलि तान तनै छइ।
देव-दनुज...।
भविते भव भवन खिल-खिल
बाइन वाणी विचैड़ विचड़ै छइ।
वाणी वणिक करैण पकैड़
करैण-धरैण धड़ि धड़ए लगै छइ।
करणी-धरणी धीर धड़िये धड़ि
विवेक विचार विचरण करै छइ।
विचड़ैत विचार विवेक बनि
पाप-पुनक पुल बनए लगै छइ।
पाप-पुनक...।
पाप-पुन पुल-पुल पुलपुला
संगीत-गीत गतिया गबै छइ।
गतियाइते जिनगी मतियाइते जीवन
कर्मद-नर्मद मन धार बहै छइ।

बनिते धार मन धैड़ धड़ि
धारा धारित धार बनै छइ।
बनिते धार धीर-हीर पकैड़
गीत-संगीत सजए लगै छइ। ●

## ब्रज बाट

ब्रज बाट बजरा गेलइ
जिनगी छोड़ि पड़ा गेलइ।
घाट-बाट बिनु बुझने-सुनने
बाट-बटोही पकड़ा गेलइ।
बाट छोड़ि बटिया-घटिया
ब्रज मनु बजरा गेलइ।
जिनगी छोड़ि पड़ा गेलइ।

राहक राही थाह थाहि
राह रमणी रमा गेलइ।
आन-बीरान भेद बिनु
संग-संग संगी समा गेलइ।
जिनगी छोड़ि...।

पत् जिनगी पेतर पकैड़
पग-पग पगहा पतड़ा गेलइ।
कटिया बाट पकैड़-पकैड़

जिनगीसँ हेराइत गेलइ।
जिनगी छोड़ि पड़ाइत गेलइ।

ठनका करवनो मेघ मनुक
करवनो पथराएल माटि कहैत गेलइ
जिनगी संग खेल खेलि
जिनगीकेँ झेलैत गेलइ।
बज्र माटि बनैत गेलइ।
जिनगी छोड़ि पड़ाइत गेलइ।
जिनगीसँ हेराइत गेलइ।

कहियो बज्र सन जिनगी सुनि
कहियो जिनगीसँ नुकाइत गेलै।
ब्रजवट कहा कहि-कहि
जिनगीसँ पड़ाइत गेलइ। ●

# रस्तेमे लसका गेलिऐ

रस्तेमे लसका गेलिऐ
अधपाक, अधसुखू रहितो
रेहे-रेह रसिया गेलिऐ।
काँच कुम्भ मटिया गेलिऐ
रस्तेमे लसका गेलिऐ।

सुधि-बुधि मति पेने बिनु
पथक पथ पछुआ गेलिऐ।
रोड़ी-घोड़ी रोड़ियाएल बाट
बाटे-बाट लसिया गेलिऐ।
काँच कुम्भ मेमिया गेलिऐ।
रस्तेमे लसका गेलिऐ।

ने बुझि पेलिऐ बाट-घाट गुण
बटिया कऽ घटिया गेलिऐ।
घटिया घाट घट घटि-घटि
माटि बनि मटिया गेलिऐ।

काँच कुम्भ कटिया गेलिऐ
रस्तेमे लसका गेलिऐ
काँच कुम्भ...।

आस जिनगी बास कहाँ
मन मास नास कहाँ पेलिऐ
बिनु नासे शीत बास कहाँ
मीतबा नाच नचा गेलिऐ।
काँच कुंभ कुम्भ कुम्भला
सीत कुम्भ कहा गेलिऐ
जिनगीमे लसका गेलिऐ।
जिनगीमे लसका...। ●

# एक दस मंत्र छै

एक-दस मंत्र छै, मंत्रमे तंत्र छै
तंत्रमे यंत्र छै, यंत्रमे तंत्र छै
तंत्रमे मंत्र छै, एक-दस मंत्र छइ। एक-दस...।

एक-दस धनमंत छै, धनमंतमे धनतंत्र छै
धनतंत्रमे धन यंत्र छै, धनमंत्रमे धनयंत्र छै
धनयंत्रमे धनमंत छै, एक-दस मंत्र छै
एक-दस...।

एक-दस बुधिमंत छै, बुधिमंतमे बुधितंत्र छै
बुधितंत्रमे बुधियंत्र छै, बुधियंत्रमे बुधिमंत छै
बुधिमंतमे बुधितंत्र छै, एक-दस मंत्र छै
एक-दस...।

दस-एक गुणमंत्र छै, एक-दस गुणतंत्र छै
दस-एक गुणयंत्र छै, दस-एक गुणमंत छै
मुदा ऽऽऽ! एक गुण जन छै, एक गुंजन मन छै
एक गुणमंत्र छै, दस-एक मंत्र छइ। दस-एक...। ●

# वंचित धार

बढ़त दिन पेब दीन बढ़ि-बढ़ि
घटती पेब घट घटऽ लगै छइ।
घटत-बढ़त बेर बिनु बुझने
दोसर-तेसर सिरचढ़ बनै छइ।
दोसर-तेसर चिरचढ़ बनै छइ।

सचिया साँच सोच सचिया
बीच विचार बिचड़ए लगै छइ।
बीच बिचबल धड़ धार धैड़
चीत चीतवन चिनतए लगै छइ।
चीत चीतवन चिनतए लगै छइ।

चित्र-पट चीत चिन्त्य चेत
उत्तरे-दछिने धरियए लगै छइ।
पेब पनवट उत्तर उतैर
वंचित धार धड़-धड़ बहै छइ।
वंचित धार धड़-धड़ बहै छइ।
वंचित धार धरधरा बहै छइ। ●

## पाइक मोल

पाइ-पाइक दुनियाँमे
पाइ-पाइक मेला लगल छइ।
भाय साहैब अपनो कहियौ
कोन पाइक संग जिनगी छइ।
पाइ-पाइक... ।

एक पाइ खगता मेटबै
दोसर खगता बढ़बै छइ।
रस-कस करैत दुनू
संगे-संग चलैत रहै छइ।
पाइ-पाइक... ।

जहिना पाइ उधार जिनगीक
तहिना पार उधार लगबै छै
नजैर-नजैरक खेल खेलि
पाइ दोस्ती करैत चलै छइ।
पाइ-पाइक... ।

पाइ ने कहियो जिनगी हेतै
मुदा जिनगीक करमी बनबै छइ।

कर्मक करमी करनी जहिया
फल जिनगी पबैत चलै छइ।
पाइ-पाइक... । ●

# हे दुनियाँक केर भाग-विधाता

हे दुनियाँ केर भाग-विधाता
हाथ अहाँ केर सभ किछु अछि।
जे हाथ जेना झाड़ि पकड़बै
फल से साथ अहीं केर अछि।
हे दुनियाँ केर...।

काजक दुनियाँ भागक बाँट
माथ अहाँ केर सभ किछु अछि।
हाथ-माथ, माथ हाथ संग
साथ अहाँ केर सभ किछु अछि।
साथ अहाँ केर सभ किछु अछि।
हे दुनियाँ केर...।

जेहने वृत्ति तेहने सुवृत्ति
चालि अहाँ केर सभ किछु अछि।
कुचालि चालि कुरैद-कुरैद
लूरि अहाँ केर सभ किछु अछि।
लूरि अहाँ केर...। हे दुनियाँ केर...। ●

# कलेससँ कलैशते भैया

कलेससँ कलैशते भैया
हीयसँ हीया हरिया गेल यौ।
हीया हारि हरि हहैर-हहैर
पतझड़ बनि ठकुआ गेल यौ।
कलेससँ कलैशते भैया
हीयसँ हीया हरिया गेल यौ।

छठिक ठकुआ सतमीक भोर
पबिते भूख मेटा गेल यौ
कातिकक आठ भादवक कृष्ण
राधाक संग रधिया गेल यौ।
राधाक संग रधिया...।

एक शक्ति एक शक्तिमान
मनक भूख मेटा गेल यौ।
मनक तन, तनक मन
संग मिलि वौआ गेल यौ।
संग मिल वौआ गेल यौ। कलेससँ...। ●

## दस वर्षक गद्य लेखन-क्रम:

416. पाइक मोल- शब्द संख्या: 2412, तिथि: 22 दिसम्बर 2013

417. चोरूक्का झगड़ा- शब्द संख्या: 538, तिथि: 24 दिसम्बर 2013

418. अपसोच- शब्द संख्या: 548, तिथि: 26 दिसम्बर 2013

419. पतझाड़- शब्द संख्या: 2587, तिथि: 31 दिसम्बर 2013

419. झीसीक मजा- शब्द संख्या: 453, तिथि: 1 जनवरी 2014

420. मति-गति- शब्द संख्या: 1807, तिथि: 07 जनवरी 2014

421. रिजल्ट- शब्द संख्या: 2343, तिथि: 16 जनवरी 2014

422. अपन सन मुँह- शब्द संख्या: 5696, तिथि: 25 जनवरी 2014

423. सुमति- शब्द संख्या: 3072, तिथि: 30 जनवरी 2014

424. फेर पुछबैन- शब्द संख्या: 346, तिथि: 31 जनवरी 2014

425. माघक घूर- शब्द संख्या: 1683, तिथि: 06 फरवरी 2014

426. खर्च- शब्द संख्या: 330, तिथि: 07 फरवरी 2014

427. अखरा-दोखरा- शब्द संख्या: 342, तिथि: 10 फरवरी 2014

428. पेटगनाह- शब्द संख्या: 593, तिथि: 14 फरवरी 2014

429. बड़की माता- शब्द संख्या: 1224, तिथि: 18 फरवरी 2014

430. धरती-अकास- शब्द संख्या: 184 , तिथि: 19 फरवरी 2014

431. बकठाँइ- शब्द संख्या: 883, तिथि: 24 फरवरी 2014

432. चैन-बेचैन- शब्द संख्या: 936, तिथि: 09 मार्च 2014

433. हथियाएल खुरपी- शब्द संख्या: 645 , तिथि: 11 मार्च 2014

434. अलपुरिया बरी- शब्द संख्या: 287, तिथि: 12 मार्च 2014

435. नीक बोल- शब्द संख्या: 565, तिथि: 13 मार्च 2014

436. सुआद- शब्द संख्या: 624, तिथि: 14 मार्च 2014

437. गंगा नहेलौं- शब्द संख्या: 690, तिथि: 19 मार्च 2014

438. भोँटक गहमी- शब्द संख्या: 508, तिथि: 24 मार्च 2014

439. भँसैत नाह- शब्द संख्या: 597, तिथि: 26 मार्च 2014

440. पान पराग- शब्द संख्या: 1692, तिथि: 29 मार्च 2014

441. सिरमा- शब्द संख्या: 760, तिथि: 31 मार्च 2014

442. नौमीक हकार- शब्द संख्या: 1119, तिथि: 03 अप्रैल 2014

443. फोंक मकड़- शब्द संख्या: 1744, तिथि: 10 अप्रैल 2014

444. केते लग केते दूर- शब्द संख्या: 1252, तिथि: 14 अप्रैल 2014

445. अभिनव अनुभव- शब्द संख्या: 326, तिथि: 16 अप्रैल 2014

446. खोंटकर्मा- शब्द संख्या: 1184, तिथि: 19 अप्रैल 2014

447. किछु ने- शब्द संख्या: 503, तिथि: 22 अप्रैल 2014

448. झकास- शब्द संख्या: 1589, तिथि: 26 अप्रैल 2014

449. अप्पन-बीरान- शब्द संख्या: 2919, तिथि: 01 मई 2014

450. सजमनियाँ आम- शब्द संख्या: 611, तिथि: 04 मई 2014

451. अर्जुन रोग- शब्द संख्या: 1003, तिथि: 7 मई 2014

452. गरदैन कट्टा बेटा- शब्द संख्या: 575, तिथि: 10 मई 2014

453. नैहराक धाड़- शब्द संख्या: 885, तिथि: 14 मई 2014

454. अवाक- शब्द संख्या: 1041, तिथि: 17 मई 2014

455. पोखैरक सैरात- शब्द संख्या: 923, तिथि: 20 मई 2014

456. दनियाँ डाबा- शब्द संख्या: 409, तिथि: 22 मई 2014

457. धरम काँट- शब्द संख्या: 395, तिथि: 23 मई 2014

458. पल भरि- शब्द संख्या: 1116, तिथि: 24 मई 2014

459. किरदानी- शब्द संख्या: 5309, तिथि: 14 जून 2014

460. सगहा- शब्द संख्या: 2860, तिथि: 22 जून 2014

461. अकाल- शब्द संख्या: 1238, तिथि: 24 जून 2014

462. उड़ाट बात- शब्द संख्या: 1152, तिथि: 26 जून 2014

463. कर्जखौक- शब्द संख्या: 1175, तिथि: 2 जुलाई 2014

464. उनटन- शब्द संख्या: 1187, तिथि: 6 जुलाई 2014

465. रेहना चाची- शब्द संख्या: 1307, तिथि: 9 जुलाई 2014

466. बुधनी दादी- शब्द संख्या: 1256, तिथि: 11 जुलाई 2014

467. अउतरित प्रश्न- शब्द संख्या: 1229, तिथि: 14 जुलाई 2014

468. हारि- शब्द संख्या: 1240, तिथि: 16 जुलाई 2014

469. सोनाक सुइत- शब्द संख्या: 1135, तिथि: 17 जुलाई 2014

470. मरुभूमि- शब्द संख्या: 1214, तिथि: 20 जुलाई 2014

471. असगरे- शब्द संख्या: 1557, तिथि: 24 जुलाई 2014

472. पुरनी नानी- शब्द संख्या: 1304, तिथि: 27 जुलाई 2014

473. कटा-कटी- शब्द संख्या: 1140, तिथि: 30 जुलाई 2014

474. केते लग केते दूर- शब्द संख्या: 1206, तिथि: 3 अगस्त 2014

475. गलती अपने भेल- शब्द संख्या:3386, तिथि: 06 अगस्त 2014

476. चोरक चोरबती- शब्द संख्या: 884, तिथि: 6 अगस्त 2014

477. घर तोड़ि देलिऐ- शब्द संख्या: 1527, तिथि: 10 अगस्त 2014

478. सजल स्मृति- शब्द संख्या: 2363, तिथि: 14 अगस्त 2014

479. सनेस- शब्द संख्या: 2654, तिथि: 16 अगस्त 2014

480. सए कच्छे- शब्द संख्या: 488, तिथि: 19 अगस्त 2014

481. एक मुठी घास- शब्द संख्या: 411, तिथि: 21 अगस्त 2014

482. करिछौंह मुँह- शब्द संख्या: 318, तिथि: 24 अगस्त 2014

483. पुरस्कार- शब्द संख्या: 2414, तिथि: 24 अगस्त 2014

484. गावीस मोइस- शब्द संख्या: 687, तिथि: 29 अगस्त 2014

485. मनकमना- शब्द संख्या: 6110, तिथि: 19 सितम्बर 2014

486. घरवास- शब्द संख्या: 4879, तिथि: 26 सितम्बर 2014

487. समधीन- शब्द संख्या: 6098, तिथि: 04 अक्टूबर 2014

488. चापाकलक पाइप- शब्द संख्या: 1616, तिथि: 7 अक्टूबर 2014

489. कलम हानि कऽ- शब्द संख्या: 2226, तिथि: 10 अक्टूबर 2014

490. लतियाएल जिनगी- शब्द संख्या: 1184, तिथि: 14 अक्टूबर 2014

491. गामक शकल-सूरत- शब्द संख्या: 2596, तिथि: 20 अक्टूबर 2014

492. जितिया पाबैन- शब्द संख्या: 3706, तिथि: 24 अक्टूबर 2014

493. सुखाएल सूरत- शब्द संख्या: 3690, तिथि: 30 अक्टूबर 2014

494. भैयारी हक- शब्द संख्या: 3131, तिथि: 4 नवम्बर 2014

495. ठकुआएल भुसवा- शब्द संख्या: 3335, तिथि: 13 नवम्बर 2014

496. खुदियाएल- शब्द संख्या: 2887, तिथि: 17 नवम्बर 2014

497. खटहा आम- शब्द संख्या: 3515, तिथि: 22 नवम्बर 2014

498. ढकरपेँच- शब्द संख्या: 3759, तिथि: 30 नवम्बर 2014

499. असहाज- शब्द संख्या: 2865, तिथि: 04 दिसम्बर 2014

500. समरथाइक भूत- शब्द संख्या: 3853, तिथि: 07 दिसम्बर 2014

501. विदाइ- शब्द संख्या: 5131, तिथि: 17 दिसम्बर 2014

502. खलओदार- शब्द संख्या: 735, तिथि: 19 दिसम्बर 2014

503. मनुखदेवा- शब्द संख्या: 1027, तिथि: 22 दिसम्बर 2014

504. उमेद- शब्द संख्या: 3643, तिथि: 31 दिसम्बर 2014

505. गलगर भैंस- शब्द संख्या: 3392, तिथि: 4 जनवरी 2015

506. जाड़ फाटि गेल- शब्द संख्या: 3328, तिथि: 9 जनवरी 2015

507. सुरता- शब्द संख्या: 3304, तिथि: 15 जनवरी 2015

508. असुध मन- शब्द संख्या: 2353, तिथि: 19 जनवरी 2015

509. धरमूदासक अखड़ाहा- शब्द संख्या: 1410, तिथि: 21 जनवरी 2015

---

510. ठोररंगू- शब्द संख्या: 1531, तिथि: 23 जनवरी 2015

511. लगबे ने कएल- शब्द संख्या: 1449, तिथि: 25 जनवरी 2015

512. उकड़ू समय- शब्द संख्या: 1467, तिथि: 27 जनवरी 2015

513. चास-बास दुनू गेल- शब्द संख्या: 1615, तिथि: 29 जनवरी 2015

514. चौरचनक दही- शब्द संख्या: 2095, तिथि: 31 जनवरी 2015

515. अपन मन अपन धन- शब्द संख्या: 1532, तिथि: 3 फरवरी 2015

516. टुटली मरैया- शब्द संख्या: 1951, तिथि: 7 फरवरी 2015

517. हकार- तिथि: 11 फरवरी 2015, शब्द संख्या: 1911

518. दहेजुआ गाए- शब्द संख्या: 1908, तिथि: 15 फरवरी 2015

519. मेटाइत जिनगी- शब्द संख्या: 2129, तिथि: 20 फरवरी 2015

520. धुर बुड़ि तोरा बजै ने अबै छौ!- शब्द संख्या:1996, तिथि: 23 फरवरी 2015

521. लेहाज- शब्द संख्या: 1906, तिथि: 26 फरवरी 2015

522. विचार हेरा गेल- शब्द संख्या: 1917, तिथि: 1 मार्च 2015

523. ओ दिन- शब्द संख्या: 1782, तिथि: 4 मार्च 2015

524. उरीन- शब्द संख्या: 3235, तिथि: 8 मार्च 2015

526. नहरकन्हा- शब्द संख्या: 1209, तिथि: 11 मार्च 2015

527. बटखौक- शब्द संख्या: 1272, तिथि: 14 मार्च 2015

528. पसेनाक धरम- शब्द संख्या: 1263, तिथि: 16 मार्च 2015

529. जेठुआ गरदा- शब्द संख्या: 1103, तिथि: 18 मार्च 2015

530. हँसीएमे उड़ि गेलौं- शब्द संख्या: 1243, तिथि: 20 मार्च 2015

531. बुड़िबकहा बुड़िबक बनौलक- शब्द संख्या: 1234, तिथि: 23 मार्च 2015

532. हमर बाइनिक विचार- शब्द संख्या: 1207, तिथि: 26 मार्च 2015

533. नोकरिहारा- शब्द संख्या: 1146, तिथि: 26 मार्च 2015

534. घसवाहि- शब्द संख्या: 1213, तिथि: 28 मार्च 2015

535. तेतर भाइक कविता- शब्द संख्या: 1319, तिथि: 1 अप्रैल 2015

536. छूआ- शब्द संख्या: 1223, तिथि: 6 अप्रैल 2015

537. दोसराइत- शब्द संख्या: 1270, तिथि: 9 अप्रैल 2015

538. लछनमान- शब्द संख्या: 1173, तिथि: 13 अप्रैल 2015

539. हमर कोन दोख- शब्द संख्या: 1527, तिथि: 17 अप्रैल 2015

540. मौसी- शब्द संख्या: 1393, तिथि: 21 अप्रैल 2015

541. नटकिया गति- शब्द संख्या: 1313 24 अप्रैल 2015

542. खाए चाहैए- शब्द संख्या: 1223, तिथि: 27 अप्रैल 2015

543. मधुमाछी- शब्द संख्या: 1892, तिथि: 07 मई 2015

544. दनगर घास- शब्द संख्या: 2775, तिथि: 13 मई 2015

545. सझिया खेती- शब्द संख्या: 3135, तिथि: 23 मई 2015

546. मुफतिया माल- शब्द संख्या: 3231, तिथि: 29 मई 2015

547. मथाहाथ- शब्द संख्या: 2923, तिथि: 02 जून 2015

548. पहपैट- शब्द संख्या: 1369, तिथि: 05 जून 2015

549. इजोरिया राति- शब्द संख्या: 1512, तिथि: 07 जून 2015

550. तीन जुगिया भाय- शब्द संख्या: 2010, तिथि: 12 जून 2015

551. अँगनेमे हेरा गेलौं- शब्द संख्या: 605, तिथि: 14 जून 2015

552. डकरा हाल- शब्द संख्या: 2529, तिथि: 17 जून 2015

553. जेतए जे हौउ- शब्द संख्या: 2062, तिथि: 21 जून 2015

554. गठूलाक गारि- शब्द संख्या: 1532, तिथि: 25 जून 2015

555. कनी हमरो सुनू- शब्द संख्या: 1983, तिथि: 29 जून 2015

556. गामक बान्ह- शब्द संख्या: 2437, तिथि: 03 जुलाई 2015

557. गुड़ा खुद्दीक रोटी- शब्द संख्या: 2443, तिथि: 08 जुलाई 2015

558. सीरक गाछ- शब्द संख्या: 3071, तिथि: 13 जुलाई 2015

559. हरदीक हरदा- शब्द संख्या: 2924, तिथि: 19 जुलाई 2015

560. जाम- शब्द संख्या: 3355, तिथि: 29 जुलाई 2015

---

561. गण्डा- शब्द संख्या: 2304, तिथि: 5 अगस्त 2015

562. हाथी आ मूस- शब्द संख्या: 3016, तिथि: 11 अगस्त 2015

563. मुसरी आ घोड़ा- शब्द संख्या: 3625, तिथि: 17 अगस्त 2015

564. फलहार- शब्द संख्या: 2350, तिथि: 25 अगस्त 2015

565. भोरक झगड़ा- शब्द संख्या: 2697, तिथि: 31 अगस्त 2015

566. क्रियाशील- शब्द संख्या: 3395, तिथि: 13 सितम्बर 2015

567. आइ एम शॉरी- शब्द संख्या: 2927, तिथि: 23 सितम्बर 2015

568. ओऽ होऽ होऽ हूसि गेल- शब्द संख्या: 1025, तिथि: 29 सितम्बर 2015

569. मीनी भ्रष्टाचार- शब्द संख्या: 825, तिथि: 5 अक्टूबर 2015

570. गजपट खेती- शब्द संख्या: 1171, तिथि: 8 अक्टूबर 2015

571. समुद्री विद्या- शब्द संख्या: 787, तिथि: 11 अक्टूबर 2015

572. राकशे रहि गेलौं- शब्द संख्या: 959, तिथि: 12 अक्टूबर 2015

573. निनिया देवीक आराधना- शब्द संख्या: 679, तिथि: 13 अक्टूबर 2015

574. बताहे बताह बनौलक- शब्द संख्या: 574, तिथि: 15 अक्टूबर 2015

575. धोखा- शब्द संख्या: 1172, तिथि: 17 अक्टूबर 2015

576. खसैत गाछ- शब्द संख्या: 2234, तिथि: 22 अक्टूबर 2015

577. ठूठ गाछ- एक: शब्द संख्या: 1790, तिथि: 25 अक्टुबर 2015

578. ठूठ गाछ- दू: शब्द संख्या: 1203, तिथि: 29 अक्टुबर 2015

579. वैष्णवी भगवती- शब्द संख्या: 2099, तिथि: 01 नवम्बर 2015

580. ठूठ गाछ- तीन: शब्द संख्या: 999, तिथि: 04 नवम्बर 2015

581. ठूठ गाछ- चारि: शब्द संख्या: 1494, तिथि: 07 नवम्बर 2015

582. ठूठ गाछ- पाँच: शब्द संख्या: 2363, तिथि: 12 नवम्बर 2015

583. ठूठ गाछ- छह: शब्द संख्या: 1539, तिथि: 17 नवम्बर 2015

584. ठूठ गाछ- सात: शब्द संख्या: 3232, तिथि: 23 नवम्बर 2015

585. ठूठ गाछ- आठ: शब्द संख्या: 2780, तिथि: 01 दिसम्बर 2015

586. ठूठ गाछ- नअ 'क': शब्द संख्या: 2091, तिथि: 06 दिसम्बर 2015

587. ठूठ गाछ- नअ 'ख': शब्द संख्या: 1083, तिथि: 08 दिसम्बर 2015

588. ठूठ गाछ- नअ 'ग': शब्द संख्या: 1296, तिथि: 10 दिसम्बर 2015

589. ठूठ गाछ, दस- शब्द संख्या: 3304, तिथि: 16 दिसम्बर 2015

590. प्रीगर शत्रु- शब्द संख्या: 1087, तिथि: 26 दिसम्बर 2015

591. एगच्छा आमक गाछ- शब्द संख्या: 1172, तिथि: 31 दिसम्बर 2015

592. माघ नहाइले जाएब- शब्द संख्या: 2616, तिथि: 4 जनवरी 2016

593. एक घोंट पानि- शब्द संख्या: 2516, तिथि: 10 जनवरी 2016

594. एते दिन अपना-ले आब अनका-ले- शब्द: 3371, तिथि: 16 जनवरी 2016

595. माइक वचन- शब्द संख्या: 2999, तिथि: 21 जनवरी 2016

596. पान- शब्द संख्या: 3115, तिथि: 26 जनवरी 2016

597. आजुक जिनगीक आइ परीक्षा- शब्द: 1676, तिथि: 01 फरवरी 2016

598. शुभचिन्तक- शब्द संख्या: 3947, तिथि: 08 फरवरी 2016

599. करिछौन लाली- शब्द संख्या: 3000, तिथि: 13 फरवरी 2016

600. मोहरा- शब्द संख्या: 1223, तिथि: 15 फरवरी 2016

601. अपन पुरखाक डीह- शब्द संख्या: 1187, तिथि: 17 फरवरी 2016

602. जेना हाथी रही- शब्द संख्या: 1245, तिथि: 20 फरवरी 2016

603. कठफल- शब्द संख्या: 1294, तिथि: 22 फरवरी 2016

604. गामे उपैट गेल- शब्द संख्या: 1680, तिथि: 25 फरवरी 2016

605. झूठे- शब्द संख्या: 1969, तिथि: 29 फरवरी 2016

606. लाही- शब्द संख्या: 2335, तिथि: 3 मार्च 2016

607. परतीहा खढ़- शब्द संख्या: 1667, तिथि: 6 मार्च 2016

608. उजगी- शब्द संख्या: 1079, तिथि: 9 मार्च 2016

609. हाथक जिनगी- शब्द संख्या: 983, तिथि: 14 मार्च 2016

610. गाछपर सँ खसला- शब्द संख्या: 2000, तिथि: 20 मार्च 2016

---

611. केतौ ने रहलौं- शब्द संख्या: 2103, तिथि: 25 मार्च 2016

612. अपने केलहा- शब्द संख्या: 2314, तिथि: 31 मार्च 2016

613. बत्तु- शब्द संख्या: 2244, तिथि: 10 अप्रैल 2016

614. कछमछी- शब्द संख्या: 2322, तिथि: 15 अप्रैल 2016

615. गैत-वीध- शब्द संख्या: 2424, तिथि: 21 अप्रैल 2016

616. दियरबा-भैंसुर- शब्द संख्या: 2089, तिथि: 29 अप्रैल 2016

617. एक दिन- शब्द संख्या: 2063, तिथि: 5 मई 2016

618. दुधियाएल बरखा- शब्द संख्या: 2059, तिथि: 11 मई 2016

619. गलफूलू- शब्द संख्या: 2117, तिथि: 14 मई 2016

620. बिटगरहा- शब्द संख्या: 1992, तिथि: 19 मई 2016

621. आब नइ आगि लगैए- शब्द संख्या: 1962, तिथि: 23 मई 2016

622. कटौज- शब्द संख्या: 1977, तिथि: 28 मई 2016

623. बाल बोध- शब्द संख्या: 2621, तिथि: 2 जून 2016

624. डभियाएल गाम- शब्द संख्या: 2483, तिथि: 6 जून 2016

625. एकबोलिया दादी- शब्द संख्या: 2189, तिथि: 11 जून 2016

626. मरियाएल मन- शब्द संख्या: 1921, तिथि: 17 जून 2016

627. त्राहि-कृष्ण- शब्द संख्या: 2900, तिथि: 23 जून 2016

628. कन्हा भँट्टा- शब्द संख्या: 2539, तिथि: 30 जून 2016

629. जिगेसा- शब्द संख्या: 3977, तिथि: 8 जुलाई 2016

630. गुलेती दास- शब्द संख्या: 5993, तिथि: 12 अगस्त 2016

631. भोलानाथ बाबा- शब्द संख्या: 2359, तिथि: 17 अगस्त 2016

632. दुरकाल- शब्द संख्या: 3189, तिथि: 22 अगस्त 2016

633. कलंक- शब्द संख्या: 2763, तिथि: 27 अगस्त 2016

634. अड़िकट्टा चोर- शब्द संख्या: 2077, तिथि: 31 अगस्त 2016

635. बगदल गाम- शब्द संख्या: 2405, तिथि: 6 सितम्बर 2016

